करैत अछि।

ओकर दोसरकी स्त्री केँ बच्चा होनहारी छैक ई सूनि लखना अपन कप्पाड़ फोड़ि लैत अछि जे ई हमर जनमल नहि अछि। आ प्रथमत: पर्दाफाश होइत अछि जे लखना नपुंसक अछि त अचानक नारायणपुरवालीक प्रति सभक करूणा जागि जाइत छैक जे ओ बेकसूर छलि...। ओकरा प्रति समाजक ई बदलल धारणा रामचरण केँ प्रवक्ता बना स्थापित कयल गेल छैक...।

एहिठाम कतेको प्रश्न उठैत अछि जे हमर सामाजिक मान्यता सँ ढाही लैत अछि जे एहि स्थितिक जिम्मेदार के? स्वभाविक रूप सँ पुरुष प्रधान ई समाज। जे पुरुष अपन पत्नी केँ कमा क खुआ नहि सकैत अछि, ओकर दैहिक आवश्यकता केँ पूरा नहि क सकैत अछि, तकर पत्नी केँ चरित्रहीन घोषित करू आ पुन: ओहि व्यक्ति केँ पाग, दोपटा, मौर पहिरा दोसर स्त्रीक वध करू वा कराबू...।

मुदा हमरा नारायणपुरवाली कायर लगैत अछि..., ओ कियैक पड़ाइलि? गिरहथ नहि त, आन दोसरे केकरो पकड़िते भागैत नहि, वरन् ओहिठाम स्थापित भ रहैत आ साँयक कमजोरी केँ ओकर पाखण्ड केँ जगजियार करैत जे लखनाक दोसर बहु क सकबा में सफल भेलि...। त ई कथा नीक सुतरलनि अछि रचनाकार केँ आ सत्तहि अन्हारक विरोध मे ठाढ़ छथि ओ पेट्रोमैक्स ल' क'...।

कथा पाठ केरि क्रम मे जखनि हम कथा 'अन्हारक विरोध मे' केँ देखैत छी त हमरा स्वाभाविक रूपे ई भान होइत अछि जे कथा कखनहु काल क बनाओल सेहो जा सकैत अछि...। कथाक केन्द्रीय पात्र सूत्रधारक रूप में स्वयम् रचनाकार छथि...। ओ जे घटनाक भूगोल केँ दर्शोलनि अछि ताहि सँ ज्ञात होइछ जे ओ कुजड़टोलीक कातहि मे बसल छथि, संगहि इहो ओ देखबैत छथि जे ओहि समाजक जनानी सभ भरि दिनुक मामिला केँ नून तेल सानि कऽ देर राति मे घुरैत अपन-अपन साँय के सुनबैत अछि...। तकर बाद कचका ताड़ी पीने कुजड़ा सभ अपना मे गारि-गंजन, मारि-पीट करैत रहैत अछि आ रातिक नीरवता भंग होइत रहैत अछि प्राय:।

मुदा हमरा जनैत कथा लिखबाक हड़बड़ी में रचनाकार कतहु-कतहु चुकि गेलाह अछि कियैक त ओ कहैत छथि 'सभ राति स्त्री पुरुष सभ मारि-पीट करैत झौहरि करैत रहैत अछि आ तकरा ओ सामान्य रोजनमचा सन मानने छथि, माने अपन स्वीकृति द देने छथि मुदा ओहि राति ओ कियैक बहरेलथि? जखनि की ओ हंगामा सभ केँ सामान्य सन मानैत छथि...। पुरुषवर्ग लड़ैत छैक अपना मे त जनानी सभ

ओहिना चिकरैत छैक-'हौ बचाब..., मारि देलकैक..., लूटि लेलकै...।' ई कथाक मादे सामान्य सन गप्प भेल मुदा एकर दोसरो पक्ष अछि जे एकर उपादेयता केँ रखैत अछि। लेखक एहि कथाक माध्यमे सामाजिक भाइचारा जाहि मे सभ एक दोसराक भाइ बहिन, माम, पित्ती अछि, धर्मिक, आर्थिक देवाल केँ तोड़ि क, तकरा दर्शोलनि अछि आ ताहि मे कमोबेश सफल रहलाह अछि...। ई कथा प्राय: हुनक उन्मेषकाल केँ दर्शाबैत अछि...।

अध्ययन यात्राक क्रम मे हमरा जाहि चीज सभ स बेसी अखरल ओ अछि तारतम्यताक अभाव... एहि संग्रह मे ''मूस'' पहिने आयल अछि ''अय्यासी'' बाद मे...।

हमरा विचार सँ ''अय्यासी'' के ''मूस'' स पहिने राखल जयतैक त दुनू कथा अपन अनिवार्यता केँ आओर बेसी सुसंगत बना सकैत छल...। कथा आब उद्देश्यपरक ओ उपदेशपरक भ गेल अछि तैँ...। चूँकि हमर अप्पन मान्यता अछि त हम ''अय्यासी'' के ''मूस'' स आ ''मूस'' के ''अय्यासी'' संग गेठजोड़बा क रहल छी...। अय्यासीक प्रधानपात्र अपन घरक कर्ता-धर्ता छथि, पत्नी छनि, पुत्र छनि, स्वयं अपने छथि, घरक खर्च छनि..., पत्नी केँ आवश्यकता छनि गैस चुल्हा के, पुत्र के चाही कॉँपी, पढ़ब लेल, अपनो मनोरथ छनि, मैगजीन पढ़ताह, दोस्तक संग सिकरेट पीताह..., घर मे तीमन तरकारीक खगता छनि ताहि पर ओ तेना ने लहोछि के बजताह जे श्रीमतीजी अपरतीव भ जाइत छनि, बच्चा सेहो आतंकित छनि हुनक मुख मुद्रा सँ...। मुदा अपना टाका ल' क' पत्रिका कीनैत छथि, सिकरेट कीनैत छथि, रिक्शा यात्रा करैत छथि...। वस्तुत: हम सभ एखनहुँ अपन आदिम भावना केँ प्राय: प्रकट करैत रहैत छी... जाहि मे हम अपना सँ दुर्बल मातहत केँ दबोचि क रखैत छी..., मुदा रचनाकार संवेदनशील छथि तैँ ओ मुख्यपात्र केँ अंतत: विगलित देखबैत छथि...। ओ केन्द्रीय पात्र के अंतत: ई भान करबा देबा मे पूर्णत: सफल होइत छथि जे ई समस्त कार्य-कलाप जाहि मे ओ अपना आप केँ खर्च कयलक अछि अंतत: अर्थहीन अछि ओ हितगर नहि, सर्वथा गैर जिम्मेदार छथि...। एहि कथा अय्यासीक पूर्णता हमर दृष्टि मे ''मूस'' पर जा क होइत अछि...। दुनू कथा मादे पता नहि कियैक हमरा लगैत अछि जे दुनू केन्द्रीय पात्र आ ओकर परिवेश दुनू परस्पर मिज्झड़ सन छैक..., एक पढ़ू आ दोसर केँ पढ़बैक त लागत जे—'अरे! इ मूस कथा त अय्यासीक उत्तर कथा अछि..., ठीक ''गतांक से आगे'' के स्टाइल मे...।

देखल जाइ त अय्यासीक मुख्य पात्र मूसो मे ओहिना ''वर्कलेस'' छथि, हाँ

आब ओ सोझ हुड़दंगी नहि अछि... ई जरूर जे ओ जमीन बेचि क स्कूटर लेलक अछि मुदा पेट्रोल खर्चक चिन्ता जरूर ओकरा मे छैक, ओकरा रोजी रोजगार के चिन्ता छैक, व्यवसाय कर्ज ल' क' कयने छलैक से मूलधन आब सूदि जोड़ि क पँचगुन्ना भ गेलैक अछि, लोक हँसैत छैक अलग, भाइ जे छैक सेहो एकदम्म गैर जिम्मेदार... ओ फटोफट्ट मे अछि कोना जीवन जीअत ? खन ओ मार्केटिंग कॉम्प्लेक्स, खन सिनेमाहाल त खन होलसेल दबाइ विक्रेता बनबाक लेल विचारमग्न अछि... । कुल्लम ई जे आब अय्यास व्यक्ति सद्गृहस्थ बनबाक प्रक्रिया मे अछि..., मुदा बाट नहि भेट रहल छैक... । कथा अपन ऊँचाइ पर तखनि सांकेतिक दृष्टि सँ अबैत अछि जखनि ओ अपन बुनल काल्पनिक संसार मे देखैत अछि कर्मठ मूस सभक बनाओल बिहरि मे एकटा अजोध विषधर अबैत अछि आ बलात् ओहि मे पैसि जेबाक यत्न क रहल अछि... ।

ओ विषधर अछि, ओकर विशालकाया छैक, ताकतवर अछि, मुदा ओ की नहि अछि त पुरुषार्थी.. ।

ओकर तुलना मे वएह हीन, स्वेदकणयुक्त मूस बेसी आकर्षक छैक, कियैक त ओकर जीवन बेश जीवन्त छैक... आ नायक के नजरि अपन पिताक फोटो पर जाइत छैक त ओकरा होइत छैक जे ओहो वएह मूस छलाह जे अपन अध्यवसाय सँ धनार्जन कयलनि हमरा लेल..., एकटा हम छी जे साँप जेकाँ सभ साधन सँ युक्त भेलाक बादहु रचनात्मकता सँ हीन छी, एना कियैक ? हम कियैक एहन छी जे पिताक सम्पत्ति केँ बेचि क गाड़ी लैत छी, त बैंक कर्ज अदाए करैत छी..., दोकान नहि चला पबैत छी, हम कर्महीन छी कर्महीन... । एकटा ग्लानि ओकरा आब चोट द रहलैक अछि आ ओ आब उठैत अछि संकल्पक संग आ केवाड़ फोलैत अछि, अपन खुरपी लैत अछि, तखनि जे नव आ टटका हवा छैक से बन्न कोठली केँ ऊर्जा स भरैत छैक... । वस्तुत: ओ हवा अछि कर्मशक्ति सँ भरल जे एकटा कर्महीन केँ कर्मठ बना दैत अछि... । ई कथा मनुक्खक स्वभाव केँ चित्रित करैत अछि। ई कथा मनुक्खक नैसर्गिकता केँ अद्वितीय रूप सँ चित्रित करैत अछि जे मानव दर्शन मे अछि चरैवेति— चरैवेति... ।

ई कथा सवोत्कृष्ट अछि आ रचनाकार केरि प्रखर अनुभूति, प्रतिभाक संगहि जीवनक प्रति हुनक प्रचण्ड आस केँ इंगित करैत अछि... । संकलन यात्राक मध्य मे दुइटा कथा आगाँ अबैत अछि-प्रथम ''ढाँचा 1992'' आ दोसर अछि ''प्रजातन्त्र परिकथा''। दुनू दुइ अलग-अलग कलेवर सँ युक्त... । एकर विस्तार पर चर्चा बाद

मे, पहिने एहि कथा संकलनक एक गोट मोहक आकर्षण पर हमर संक्षिप्त टिप्पणी ई जे ई संग्रह ''आल इन वन'' सन लगैत छैक...। प्रथम कथा ''खिस्सा सियार यार'' शुद्धतम रूप सँ व्यंग्य मिश्रित हास्यक श्रेणी मे अवैछ, स्मरणीय अछि जे एहि विधा मे मैथिली मे बहुत कम रचना भेल अछि, कथा पढ़बैक त बहुतो काल धरि बिसबिस्सी सन लागत। आगाँ बढ़ू, त ''पिआसलि पानि'' सन विचारोत्तेजक रचना सँ भेंट होइत अछि। पुन: आगाँ बढ़ला पर ''मूस'' आ ''अय्यासी'' सँ भेंट होइत अछि। एकर विषय मे आर विशेष की कहू, हमरा लगैत छल जे कथाकार संकलन मे श्रेष्ठ द' चुकल छथि मुदा हुनक झोरा मे बहुतो रास माल छनि...। ''ढाँचा 1992'' शिल्पक दृष्टि सँ आकर्षक अछि। पत्र लेखनक एकटा विद्या छैक जेकरा मैथिली मे बहुत कम्म स्थान भेटलैक। मुदा हम तीनटा पत्रक शैली मे लिखल रचना देखि चुकल छी आ सेहो मैथिलीक दुइ जाज्वल्यमान नक्षत्र डॉ. हरिमोहन झा ओ स्व. मणीन्द्र नारायण चौधरी उर्फ राजकमल द्वारा रचित...।

जतऽ डॉ. झा ''पाँच पत्र'' ओ ''रसमयीक ग्राहक'' मे अपन बात केँ विनोदक शैली मे लिखलनि अछि ओतहि राजकमल अपन ''पाँच पत्र'' मे ममता, दारिद्र्य, अभाव बिछोह केँ चित्रित कयलनि अछि। भ सकैत अछि जे आनो रचना एहि शैली मे आओल होइक मुदा से हमर सोझाँ नहि आबि सकल अछि, मुदा ई दुनू रचनाकार अपन रचना बलेँ माइल स्टोन छथि...।

एहि शैली मे 'ढाँचा 1992' लिखल गेल अछि जाहि मे समष्टि रूपेँ एकटा राष्ट्र, एक राष्ट्रीय उपराष्ट्रवादक पीड़ा, ओकर जय, पराजय, ओकर इतिहास केँ अपन-अपन दृष्टि सँ देखबाक प्रयत्न कयल गेल अछि। एहि कथा मे राष्ट्रीय पीड़ा केँ व्यक्तिगत पीड़ाक रूप मे अभिव्यक्त कयल गेल अछि...। अफसोच एहि बात के अछि जे स्व. गणेश शंकर विद्यार्थी आ राष्ट्रपिता महात्मा गाँधीक बाद केओ एहि समष्टि पीड़ा केँ वैयक्तिक पीड़ा मे बदलि सकबाक सामरथ नहि प्रदर्शित कयलनि...। एहि राष्ट्ररूपी शरीर जाहि मे अनेकानेक व्याधि; अबैत रहैत छैक, मारिते रास चाक-चौबन्द सुरक्षाक बादो तकरा हल करबा लेल कोनहुटा सर्वमान्य ओ सर्वग्राह्य उपचार नहि निकलि सकल अछि आ हमर सामाजिक ढाँचा भीतरे-भीतर घुनाइत अंतत: माटि मे मीलि जाइत अछि आ हम सभ मात्र ओहि विडम्बना पर अपन कप्पार पीटि क रहि जाइत छी...।

मुदा कने विलमि जाउ। लेखक केर वैचारिक शृंखला भंग नहि भेलनि अछि। जतय ''ढाँचा 1992'' मे लेखक सामाजिक चेतना केँ लुप्तप्राय देखौलनि अछि

ओतहि एहि भकोभन्न अन्हार मे एकटा छोट छीन डिबिया ल'क' ठाढ़ छथि ''प्रजातंत्र परिकथा'' मे।

स्थिति प्राय: समाने छैक दुनू कथा मे, मुदा ओकर अन्वेषण ओकर हल करबाक शैली अलग-अलग अछि...। जतय 'ढाँचा' कथा मे उन्मादी भीड़ कुटिल नेतृत्व द्वारा संचालित भ आदमखोर बनल अछि, जत राजसत्ता तूर तेल ल'क' सूतल अछि आ एक गोट सांस्कृतिक ऐतिहासिक प्रतीक चिन्ह मेटाओल जा रहल अछि, ओकर ठीक विपरीत 'प्रजातंत्र परिकथा'' मे एकटा संवेदनशील प्राणी द्वारा भीड़ संचालित भ रहल अछि...। एहू कथा मे उन्मत राजसत्ता छैक, कुटिल नेतृत्व वर्ग छैक, मुदा एकर विरोध मे ठाढ़ अछि एकटा सजग प्रहरी जे ओहि समस्त वर्ग पर भारी आ हावी रहैत छैक। ई व्यक्ति ''ढाँचा 1992'' मे निपत्ता अछि...।

''ढाँचा 1992'' के संवेदना, आत्मचिन्तन, आमोद-प्रमोद मे लीन आत्मरतिक शिकार एक निर्वीर्य बौद्धिकक हाथ मे छैक त ढाँचा खसि जाइत अछि, मुदा जखनि ओ व्यक्ति उठि जाइत अछि त हमर प्रजातांत्रिक मूल्यक संरक्षणे टा नहि ओकर विकास सेहो होइत अछि...। दुनू कथा बहुत सशक्त बनल अछि अपना आप मे...।

कथा संग्रह अपना आप मे लगैत अछि जे ई कथा एवं उपकथा मे विभाजित अछि...। आदरणीय स्व. प्रभाष कुमार चौधरी ''अप्पन लोक'' मे लिखैत छथि जे हम आ बैजू भैया परस्पर अभिन्न छलहुँ। आगाँ ओ अप्पन आ भाइक तुलना क्रमश: इंजन आ डिब्बा सँ करैत छथि...। तहिना लगैत अछि जे एहि कथा-संग्रहक लेखक जे गप्प कह चाहैत छथि से ओ दृष्टिफलक केर व्यापकता ओ संवेदनशीलताक कारणे एक गोट कथा मे नहि कहि पबैत छथि...। हुनक कथा यात्रा बहुत इत्मीनान संग आगाँ बढ़ैत अछि। ओ अप्पन बात केँ एक कथा ''अथ गिरगिट गाथा' सँ शुरू करैत छथि आ तकर समापन ''बैकबा फोड़बा'' मे करैत छथि, एकदम अलिफ लैला सन...।''अथ गिरगिट गाथा'' मे हमर महान ओ पुरान गणतांत्रिक व्यवस्था के कुरूप आनन केँ सार्वजनिक करबाक चेष्टा कयल गेल अछि। ओ व्यवस्था जेकर स्थापना नीक उद्देश्य सँ कयल गेल छलैक से आब पटरी पर सँ हँटि गेल अछि...। त्याग तपस्याक क्षेत्र मानल जाइबला राजनीति, शासन ओ समाज नीतिक नियन्ता पहिने नीचा खसल त अपराधी आ गुण्डावर्गक हाथ मे आइलि...। एकरा कमोबेश बर्दाश्त कयल जा सकैत छलैक मुदा आब त एहि बदनाम वर्गक बीच मे 'स्पाइल्ड जीनियस' सेहो सभ आबि गेल अछि। वएह 'स्पाइल्ड जीनियस' रामलखन पोद्दार दरोगा सँ ल'क' दारूबाज, रंगबाज रामलखन पोद्दार अछि। मुक्कन बाबू छथि पुरान आउटडेटेड,

आ अपन अस्तित्वक लेल संघर्षरत सुब्रत मुखर्जी सेहो अछि...। इ लोक प्रकटत: सैद्धान्तिक रूपेँ एक दोसराक विरोधी छथि किन्तु तरे तर एक दोसराक हितचिंतक सेहो छथि...। हिनका सभक कुचक्र मे पड़ि नीक नारा हास्यास्पद भ जाइत अछि, लोक सभ मरैत कटैत रहैत अछि। वस्तुत: ई मात्र एक नगरक टा नहि वरन् सम्पूर्ण देशक गाथा अछि...।

कथाकार आगाँ बढ़ैत छथि आ ''बैकबा फोड़बा'' नामक कथाक लाथेँ सार्वजनिन चिन्ता केँ व्यक्त करैत छथि। एतहु वएह 'स्पाइल्ड जीनियस' सिकन्दर अछि त रामचन्दर मड़रक बेटा कालेश्वर छथि...। एत जत सिकन्दर अपन अतीत सँ भागि श्रमसाध्य काज कर' लेल उताहुल छथि ओतहि ओकरा बिनु जानकारी देने ओकर बाहुबल केँ अपन लाभ लेल दोहन करयबला ''भंवरलाल वस्त्र भंडार'' के मालिक प्रकाश अगरवाल छथि। नतीजा कालेश्वर आ सिकंदर के बीच पाइ असूलीक तगादा दुइगोट रंगबाजक लफड़ा मे तब्दील होइत-होइत अगड़ा-पिछड़ाक लड़ाइ मे बदलि सम्पूर्ण नगर मे लूटपाट मचा दैत छैक...। ई दंगा वैचारिक समानता केँ सेहो झमाड़ैत अछि जखनि पिछड़ा वर्ग सँ आएल सर्वमान्य सर्वप्रतिष्ठित एक राजनैतिक दलक जिलाध्यक्ष पुरुषोत्तम मंडल मात्र एहि आकस्मिक घटनाक चलैत अपनहि दलक अगड़ावर्ग सँ आइल कार्यकर्त्ता चिरंजीव सिंह स अपमानित होइत छथि...। लेखक केर चिन्ता आगाँ बढ़ैत अछि आ ओ देखबैत छथि जे वैचारिक दृष्टि सँ दृढ़ व्यक्ति एहि तात्कालिक उन्माद मे तहिना अप्रासंगिक होइत छथि जेना बिहाड़ि मे बगुला.।

एहि सभसँ लेखक तीव्र वेदनाक अनुभव करैत छथि, मुदा ओ पुन: आशाक एक किरण देखबैत छथि जे समाजक पैघ वर्ग एखनहुँ एहि वितंडा सँ दूर अछि आ उत्साहक गप्प ई जे एकर संख्या बेसी छैक...। ई अछि एकटा विशाल श्रमिक वर्ग जेकरा लेल भरि दिनुक मेहनतिक बाद केवल ''नून रोटी आ तानि कमरिया'' सुतबाक अभिलाषा रहैत छैक।

एहि वितण्डा केँ मनोरंजन ओ खेलक रूप देनिहार नव मुकुलित सभ जाति ओ वर्ग सँ आइल बच्चा सभ सेहो अछि...।

एहि प्रकार सँ एहि दुनू कथा समेत सम्पूर्ण कथा-संग्रहक विषय मे यैह कहल जा सकैत अछि जे ई नीक ओ बेजाएक परीधिसँ बहुत दूर भ गेल अछि। अनन्य!!! अतुलनीय!!! अद्भुत!!! अद्वितीय!!!

# अन्हारक रखवार

## योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'

प्राकृतिक नियम छैक अन्हार स्थायी नहि होइत छैक। अन्हार आ इजोतक चक्र चलैत रहैत छैक। मुदा समाज मे पसरल अन्हार लगैत अछि प्रकृतिक एहि नियम कें नहि मानैत अछि। अन्हार मात्र रातिए टा कें नहि होइत छैक। जखन प्रशासन तंत्र कानून व्यवस्थाक प्रति उदासीन भऽ जाइत छैक अथवा पक्षपातपूर्ण आचरण मे लागि जाइत छैक तखन दिन देखार अन्हार पसरि जाइत छैक। तखन लगैत छैक जे प्रशासन तंत्र समाजक अबांछित तत्वक संग मिल कए अन्हारक रखवार भऽ गेल।

आ तें अरविन्द ठाकुरजी अन्हारक विरोध करबा लेल फाँड़ कसलनि।

अन्हारक एहि विरोध मे हुनका भेटैत छनि नायक अलीमुद्दीन '...कक्का, ओहि हरामजादाक खूने गरम भेल रहै तऽ हमरा मारितए, हम सहि लैतौं। खुदा कसम, हम सहि लैतौं मगर अप्पन टोल मे हमर यार भाइ कें...हम्मर यार भाइ कें आ सब सँ बढ़ि कए एक गोट हिन्दू कें ओ मारलक। बाप दादाक देल मोहब्बतक तालीम कें माटि मे मिला देलक ई हरामजादा। कोन इज्जति रहि गेलै एहि टोलक आ हमरा सबहक ?'

नायक अलीमुद्दीन ताड़ी दाड़ू पीबि मारि पीट झगड़ा झाँटी केनिहार एकटा हाड़ मांसक मनुक्ख नहि अपितु एकटा संस्कार, एकटा विचारधाराक द्योतक भेल अछि। समाज मे अलीमुद्दीन बहुत छैक, गाम गाम मे छैक जतए हिन्दू मुसलमान सैकड़ो साल सँ एक ठाम रहि रहल अछि। कोनो हिन्दू किसानक हरवाह आ कि जन मजदूर मुसलमान भेनाइ कहियो ककरो अखरलै नहि, आ ने मुसलमाने नबाबक राज मे हिन्दू रैयत कें सुख सँ रहबा मे बाधा एलैक।

मुदा जकरा फूटक दोकान चलेबाक छैक आ ओही मे राजनीतिक रोटी पकेबाक छैक तकरा लेल अलीमुद्दीन नहि, बिकुआ सँ काज छैक। ओहने लोक

बिकुआ कें आगाँ बढ़ेबा लेल सहायता सेहो करैत छैक। एही सम्बन्ध मे एकटा घटना मोन परैत अछि।

हमरा गाम मे पैघ मुसलमान टोल छैक जाहि मे गरीब धनीक सब तरहक लोक छैक। ओही मे कियो जेठरैयत सेहो कहबै बला भेलाह, मुखिया सरपंचक पद सेहो सुशोभित केलनि। एहने टोलक एकटा गरीब नवयुवक कें देखल हाट पर लोक कें 'जय रामजी' कहि अभिवादन करैत। शहर मे बहुत दिन रहलहुँ से गामक लोकक बीचक आपसी सौहार्दक बात बहुत किछु बिसरिये गेल छलियैक। कने कालक लेल हम अकचका गेलहुँ—रहमतबा बताह तऽ ने भऽ गेलैक? जय रामजी बाजि रहल छैक। सुनलियै ओकरा मसजिद मे एक दिन अजानक बेर मुल्ला टोकि देलकै जे ई ठीक नहि करैत अछि। ओ एकदम मुहँफट जकाँ जबाब देलकै 'हौ तों अपन अजान सँ मतलब राखऽ, हमरा नहि पढ़ाबऽ जे हम कोना बाजी। जय रामजी बजला सँ मुँह मे घाव भऽ जेतै की ओतबे सँ हमर धरम चलि गेलै की?' आ से रहितै तऽ की बाबा अमरनाथक सेवक कोनो मुसलमान होइतए?

छोट बात मुदा गम्भीर विचारक मसाला। बहुत बेसी तीरब एहि लेख कें तऽ साम्प्रदायिकताक आरोप लागि जाएत। मुदा सत्य ई जे दुनू पक्षक जनसाधारणक लेल नित्यक्रिया मे धर्मक देवाल कहाँ ठाढ़ होइत छैक? अन्हार पसारनिहार आ देवाल ठाढ़ केनिहार तेहल्ले होइत छैक।

अन्हारक स्वरूप किछुओ भऽ सकैत छैक। गोपालजी कें आशा छनि 'ई साँच अछि जे भ्रष्टाचारक अन्हार बेस तेजी सँ पसरल अछि मुदा एहि घटाटोप अन्हार मे न्यायपालिकाक प्रज्ज्वलित दीप भ्रष्टाचार लेल चुनौतीक रूप मे मौजूद अछि आ देखबै अहाँ सब जे एक दिन ई प्रज्ज्वलित दीप भ्रष्टाचारक पसरल गुज्ज अन्हार कें समूल नष्ट कऽ कए छोड़त।' मुदा गोपालजीक आशा टुटि जाइत छनि। कारण न्यायपालिकाक हाथ पैर फेर प्रशासन तंत्रे होइत छैक आ कि बदनाम वकील समुदाय। जज की करतैक यदि दरोगा ठीक सँ केस एन्ट्री नहि केने रहतैक अथवा गवाह कें रस्ता सँ हटा देल गेलैक? अनेको उदाहरण छैक जे साक्ष्यक अभाव मे पैघ-पैघ अपराध मे सजा नहि भऽ पबैत छैक। अन्हार सँ मुक्तिक शपथ लैयो कए बेचारा जज असहाय भऽ जाइत अछि।

अन्हारक रखवारक रूप मे अरविन्दजी कें ओ पत्रकारो भेटैत छथिन जे समाचार कें मोड़ि तोरि कए प्रस्तुत करैत छथि। जतए लोक पत्रकारिताक चोला ओढ़त मात्र अपना कें बचबैक लेल ओतए अन्हार कें पसरैत रहबा सँ के रोकतैक? इएह

कारण छैक जे सब प्रमुख राजनीतिक दलक अपन अखबार रहैत छैक, जाहि मे ओहने खबरि छापल जाइत छैक जे ओहि दलक मुखिया कें सूट करतैक। फल छैक अन्हारे अन्हार। 'प्रजातंत्र परिकथा' अन्हारक रखवार सब सँ भरल अछि आ ओकर विभिन्न खेला देखबैत अछि। अन्हारक रखवार सब अपना मे एकटा मजगूत किन्तु अदृश्य सूत्र सँ जोड़ल अछि। ओहि सूत्र कें चिन्हिओ कए हम सब ओकरा काटि नहि सकैत छी। ओ एकटा जेलीफिस जकाँ अथवा सहस्त्र मुँह बला राक्षस जकाँ अछि। ओकरा पर कोना प्रहार करबैक से बूझल नहि अछि। जेना कमल कुमार शर्मा कें बूझि पड़ैत छैक 'शहरक डगर सब पर एकाध घंटाक अंतराल पर गुजरैत पुलिसक जीप सब वातावरण मे पसरल भकोभन्न आ लोक सबहक मनोमस्तिष्क मे गतानल अन्हार कें कने काल लेल चिरीचोंत करैत निकलि जाइत छलै आ फेर फेर ओएह अन्हार आ भकोभन्न अपन अतिक्रमित ठाम पर घुरि अबैत छलै।'

अन्हार कें भगेबा लेल प्रयास होइत रहलैक अछि, मुदा असंगठित समाजक बीच फेर रखवारे सबहक तत्व हमरा सबहक बीच घुसिया कए सब प्रयास विफल कऽ दैत अछि। तैयो किछु होइत छैक जरूर। अंत मे लेखकक आशा 'ई तऽ चलैत रहैत अछि, चलिते रहत, अनवरत'।

हारि नहि मानबाक अछि। बेर बेर अन्हारक विरोध मे स्वर उठबाक चाही। साहित्यकारक काज इएह ने। एहि मे जरूर अरविन्द ठाकुरजी किछु सफल भेलाह अछि।

# स्खलनक प्रतिरोधमे—अन्हारक विरोधमे

**परमानन्द प्रभाकर**

आधुनिक मैथिली कथा-साहित्यमे जाहि कथाकार सभपर गर्वसँ निधोख माथ उठाओल जा सकैछ ताही पाँतिमे मन्द-मन्द मुस्कैत उन्नत ग्रीव ठाढ़ छथि श्री अरविन्द ठाकुर।

मनुखक सभ्यताक विकास कालहि सँ अन्हारक विरोध होइत आयल अछि। वेद मे अही बातकेँ किछु दोसर तरहेँ कहल गेल छै जे द्रष्टव्य अछि—

*''असतो मा सद्गमय*
*तमसो मा ज्योतिर्गमय।''*

सभ्यताक विकास काल सँ पूर्व प्रकृतिमे पसरल अन्हारकेँ दूर करबाक लेल, ओहि सँ सुरक्षाक लेल मशालक आविष्कार भेल छल। हिन्दी साहित्यक कथाकार बेनीपुरी जीक एहि माँदे कहब छनि—

''जिस दिन मशाल बनी, दुनिया की सबसे बड़ी क्रांति उसी दिन हुई''

मशाल भौतिको छै आ आत्मिको। आत्मिक मशाल ज्ञानक प्रतीक छै, जकरा माध्यमे अज्ञानताक अन्हारकेँ मिटाओल जा सकैत अछि। आजुक वर्त्तमान परिस्थिति मे प्रकृतिक सभटा अन्हार मनुखक चेतना मे समाहित भ' गेल छै आ तैं चारूकात उत्पीड़न, मारि-काट, खून-खराबी, झूठ-फरेब, छटपटाहटि, शोषणक त्रासद स्थिति पसरल छै। मनुख एहि स्थिति सँ अपना केँ उबारि सकत तकर ज्ञान सेहो ओकरा मे छै। ओ सभ किछु जनैत अछि, तखने त राष्ट्रकवि दिनकर कहै छथि 'कुरूक्षेत्रक' षष्ठम् सर्ग मे—

*''यह मनुज विज्ञान मे निष्णात*
*ज्ञान का, विज्ञान का, आलोक का आगार।''*

तथापि मनुख छटपटा रहल अछि आ उपर्युक्त त्रासदक स्थिति सँ त्राणक दिशि ओकर प्रवृति नइँ भ' रहल छै। दुर्योधनक उक्ति छै—

*''धर्म को जानता हूँ प्रवृत्ति नहीं है।*
*अधर्म को जानता हूँ निवृत्ति नहीं है।''*

एहि मानसिकताक कारणें मनुखक दशा ओ दिशा दिनानुदिन खरापे भेल जा रहल छै। मनुख सभ्यताक विकास काल सँ पूर्व जतेक आतंकित नइँ छल ओहि सँ बेसी आतंकित एखन अछि। तैँ त हिन्दी साहित्य मे 'कलम के जादूगर' नाम ख्यात बेनीपुरी जी कहै छथि—''अब जहाँ अंधकार है, वहाँ पहले से भी ज्यादा भयानक और वीभत्स है।'' बेनीपुरी जीक इशारा मनुखक हृदय मे व्याप्त अज्ञानता रूपी अन्हारेक दिशि छनि।

समाज मे पसरल बहुत रास जे चारित्रिक स्खलन, सामाजिक विद्रुपता रूपी अन्हार छै तकरे विरोध मे श्री अरविन्द ठाकुर ठाढ़ छथि, अपन पोथी 'अन्हारक विरोधमे' हाथ मे नेने। मुदा ओ जे बाट पकड़ि क' चलि रहल छथि आ जाहि क्रांतिकारी तेवर मे बढ़ि चुकल छथि, ताहि लेल त हम एतबे कहबनि—

*''शीशे का महल आपने बनवा तो लिया है*
*पत्थर का जमाना है मगर ये नहीं सोचा''*

सम्पूर्ण पोथी केँ पढ़ला सँ ज्ञात भेल जे ठाकुरजी एकटा कुशल शब्द शिल्पीए नहि अपितु एक गोट मसिजीवी क्रांतिकारी व्यक्ति छथि। हम एहि बातक लेल पूर्ण आश्वस्तो छी जे जँ अरविन्द ठाकुर जी कलम सँ क्रांति करबाक लेल निकलि चुकल छथि त' क्रांति हेतै आ खूब नीक जकाँ हेतै। किऐक त कलम मे बड्ड तागति छै। तखने त हिन्दी साहित्य मे 'नेपाली' नाम सँ प्रख्यात कवि कहै छथि—

*''हम धरती क्या आकाश बदलने वाले हैं*
*हम तो कवि हैं, इतिहास बदलने वाले हैं*
*हर क्राँति कलम से शुरू हुई सम्पूर्ण हुई*
*चट्टान जुल्म की, कलम चली, तो चुर्ण हुई''*

प्रस्तुत पोथी मे दसटा कथा संकलित अछि। एहि कथा सभ मे कथाकार समाज मे परिव्याप्त सभतरहक समस्याकेँ उठौलनि अछि। जिनगीक सभटा पक्ष अभरिक' आयल अछि। हम एतय उदाहरणक लेल खिस्सा-सियार यार, पियासल पानि, अन्हारक विरोध मे, 'मूस', विषपान कथाक किछु प्रसंगक मादे समाजक वर्त्तमान दशाक दिग्दर्शन करा सकैत छी।

पोथीक पहिल कथा 'खिस्सा-सियार यार' वर्त्तमान राजनीति सँ जुड़ल अछि। एहि मे जनता आ राजनेताक बीच उपजल नवका संस्कृतिकेँ फरिछाक' राखल गेल

अछि। राजनाथक ई कथन ''हमर अहाँक महत्व ओकरा सभक नेता लेल तखने घरि अछि जा घरि हमरा सभक नसमे खून अछि। खून खतम-सम्बन्ध खतम'' राजनेताक सौंसे चरित्र उघारि क' राखि दैत अछि। एहि ठाम हमरा मोन पड़ैत अछि एक गोठ ढीठ नेताक उक्ति जे उपर्युक्त बातक पूष्टिए करैत बुझि पड़ैत अछि —

*''रूसवा करो जलील करो, सब कबूल है।*
*बन्दा तो उम्मीदवार है, चरणों की धूल है।*
*लेकिन रहे यह याद कि चुनाव जीतकर,*
*मुड़कर न देखना मेरा पहला वसूल है।।''*

अही कथा मे सदानन्दक चरित्र ठाढ़ क' क' लेखक महोदय ई कहबा मे सार्थकता प्राप्त केलनि अछि जे प्रजातान्त्रिक व्यवस्था मात्र कहबाक लेल छै, ओना ई व्यवस्था छै शक्ति तंत्रक। अथवा एकरा अहुना कहि सकैत छी जे ''जक्कर लाठी तकरे भैंस।'' ई कथा राजनीति मे पसरल भाइ-भतीजावादक नीति केँ सेहो उघार करैत अछि।

कथा कृतिक दोसर कथा 'पियासल पानि' नारी शोषण पर आधरित अछि। एहि मे नारायणपुरवालीकेँ जाहि रूप मे प्रस्तुत कैल गेल छै ओहि सँ नारीक दशा-दिशा ओ पुरुष वर्गक किरदानी जगजियार भेल अछि। एतबे नइँ ई कथा अंधविश्वास सँ जकड़ल सामाजिक सोचकेँ नाँगट करैत अछि।

तेसर कथा अछि 'अन्हारक विरोध मे'। ई कथा हिन्दु-मुस्लिमक टकराहटिक समस्या केँ जगजिआर करैत अछि। सामाजिक एकता केँ खण्डित कर' वाली प्रवृति पर ई कथा सोझे प्रहार करैत अछि। हमरा लगैत अछि जे ई कथा जिनगीक सान्ध्य बेला मे लेखक महोदय सँ किछु आओर चिन्तन आ समयक लेल लेखक दिश टुकुर-टुकुर ताकि रहल अछि।

'मूस' नामक कथा वंश परम्परा पर आधारित रहितो प्रकारान्तर सँ राजनीति मे उपजल वंश परम्पराक नबका संस्कृति पर चोट करैत अछि। गहन चिन्तन केला पर स्पष्ट होइत अछि जे एखनो राजतंत्र व्याप्त अछि। तखने त' बहिनोई, सार, बाप-बेटा, बेटी-पुतोहु सभक जमावरा छैक राजनीति मे।

अहिना 'विषपान' नामक कथा न्यायालय मे पसरल भ्रष्टाचारकेँ नाँगट करैत अछि। ओकीलक छुद्रता केँ उघार करैत अछि।

एहि तरहेँ एहि कथा संग्रह मे सामाजिक सभ तरहक समस्याकेँ उठाक' लेखक महोदय अपन खोजी प्रवृतिक तथा क्रांतिकारी व्यक्तित्वकेँ जगजिआर केलनि अछि।

एहि ठाम बच्चन जीक पाँती लेखक महोदय पर सटीक बैसैत अछि ''बूँद के उच्छ्वास का भी अनसुनी करता नही वह''

अर्थात् लेखक कोनो वर्गक छोट आ पैघ सामाजिक समस्या सँ मुँह फेरि क' नइँ चलैत छथि। आ ने एहि कथाकृतिक कथाकार चलला अछि।

एक गोट मैथिलीक अध्येता हेबाक कारणे हम एहि कथाकृतिक स्वागत अभिनन्दन करै छी आ लेखक महोदयक लेल किछु अपन शुभकामना हम अपन एहि पाँती मे दैत विराम लैत छी—

*''सृजन-शीलता राति-दिन अहिना चलै अमन्द*
*कहियो पड़ै बेराम नइँ कविता जीवन छन्द*
*तन-मन पौरूष मे रहै ऊर्जस्वित नव हर्ष*
*रचना मे सभदिन रहै भरल सौम्य उत्कर्ष।।''*

# लाल लंगौटी केर पहचान करैत कविता

**आशीष अनचिन्हार**

'सबद' मने शब्द। 'मितारथ' मने मितार्थ। श्री कविराज विश्वनाथजी अपन पोथी 'साहित्यदर्पण'मे तीन प्रकारक दूतक वर्णन केने छथि ताहिमेसँ 'मितार्थ' दोसर प्रकारक दूत अछि आ एकर लक्षण ई जे कम बात कऽ जे ठीक काज कऽ लैत हो। मने कम बातमे बेसी काज। वेदमे एहन ऋचाकेँ धाय्या मानल गेल जे कि यज्ञ कालमे गाएल जाइत कोनो सूक्तमे अतिरिक्त रूपसँ जोड़ल गेल हो। धाय्या मने समिधा सेहो होइत छै 'क्रोधाग्नौ निजतातनिग्रहकथाधाय्यासमुद्दीपिते'। समिधा मने—गद्य सेहो कि तँ सभ तरहँक। प्राचीन कालमे पत्नीक बहुत प्रकारक होइत छलै जाहिमे 'महिषी'केँ सेहो धाय्या कहल जाइत छलै (मूलतः भरण-पोषणक हिसाबें। हमर अनुमान अछि जे 'धाय' शब्दक जन्म एही ठामक हएत। 'सबद मितारथ धाय्या' अरविन्द ठाकुरजी द्वारा लिखल कविता संग्रह केर नाम अछि।

1

पहिल कविता 'सुनू जयद्रथ' अछि। प्रतीक रूपमे जयद्रथक तते ने प्रयोग भेल छै जे एकर उपयोग करए बलाकेँ बहुत सावधानी राखए पड़ैत छै से सावधानी एहि कवितामे नै राखल गेल अछि। एहि कविताक अंतिम किछु पाँति एना अछि —

*'सुनू जयद्रथ*
*एहि बेर कृष्णक मायाक मुँह नहि जोहल जाएत*
*शुरू करब अहाँ जँ समर*
*सूर्यास्त धरि प्रतीक्षा नहि करब हम'*

आन प्रसंग बादमे पहिने तँ हम इएह कहब जे जाहि तेवरक संग ई पाँति अछि

ताहिमे हमरा हिसाबें 'मुँह' शब्दक उच्चारण सही नै छै। एहि कविताक पाठमे 'मूँह' स्वत: एतै। बहुत संभव जे लोक एकरा वर्तनी दोष मानथि मानथि मुदा हम एकरा मैथिली कवितामे लय कोना उपेक्षित होइत अछि तकर उदाहरण मानि रहल छी। आब एहि कविताक पहिल किछु पाँति देखी—

*'एकरा काठी जुनि देखायब कि*
*हमर कविताक अनगिनत पृष्ठ सभहक बीच*
*अखनि सूतल पड़ल अछि बारुद'*

कविताक शुरूआतसँ पाठक बुझैत छथि जे ई कविक अपन मनोभाव छै मुदा अंतिम पाँतिसँ ई बुझाइत छै जे कविक भीतर बैसल अर्जुनक मनोभाव छै आ तँइ हमरा बुझने कविताक शुरुआत ओ अंतमे संबंध नै छै। ई पूरा कविता एही तरहँक अछि। एकटा सकांक्ष पाठक लेल ई कविता साधारण हएत तँ साधारण पाठक लेल जटिल।

दोसर कविता 'हम हत्या करय चाहै छी' केर सभसँ नीक बात जे ई कविता कोनो स्थूल नायक लेल नै लिखल गेल अछि। ई कविता विभिन्न प्रवृतिपर लिखल गेल छै। आब ई अलग बात जे विभिन्न प्रवृति एकै नायकमे हो वा कि अलग-अलग नायकमे। ई तरीका कोनो कथनकेँ कविता बना दै छै खास कऽ ओहन स्थितिमे जखन कि कविता गद्यात्मक हो। एहि कविताक नकारात्मक पक्ष ई जे कवि हत्या करबा लेल तते ने व्यग्र छथि (भने ई व्यग्रता चरम दुखसँ हो) जे ओ विभिन्न प्रवृतिकेँ साँप बनि सेहो डँसबाक लेल तैयार छथि। बदला लेबाक कोनो तरीका जायज भऽ सकैए मुदा कविसँ हम कहबनि जे साँप बनबाक क्रममे जहर तँ हुनकोमे आबि जेतनि तँइ बदला लेबाक लेल साँप बनबाक तरीका हमरा उचित नै बुझाइए।

तेसरसँ सातम कविता इनार सिरीज अछि। वस्तुत: कविता संग्रह हम एहीठामसँ शुरु मानैत छी। मितार्थ एहिठाम पहिल बेर आएल अछि। इनार-1 मे वैष्णव सन शांतिप्रिय विरल ओ बहुअर्थी अछि। इनार-2 मे इनारक लालाटपर जे लिखल छै से वस्तुत: इनारपर नै आजुक आर्थिक परिवेशमे कमजोर लोकक ललाटपर लिखल छै। इनार-3 मे 'अनठीया बेंग', 'रक्तहीन क्रांति' आ 'ढोरिया साँप'क प्रयोग कविताकेँ अलग दिशामे लऽ जाइत अछि जाहि ठामसँ प्रवासक चिंता सामने अबैए। इनार-4 कविता एहि सिरीजक कमजोर कविता अछि कामी पुरुषक दोष इनारपर नै थोपल जेबाक चाही। इनार-5 अकादेमी राजनीतिकेँ देखार करैए मुदा एहि कविताकेँ आर धरगर बनाएल जा सकैए।

'अलिखित कविता सभहक पक्षमे' नामक कवितामे ओहन साहित्य सभकेँ अकानल गेल अछि जे कि मुद्रित नै भऽ सकल, अथवा पुरस्कृत नै भऽ सकल। ई नीक गप्प मुदा ईहो कविता अपन बात मुद्रित भैए कऽ कहि रहल अछि। बहुत संभव जे भविष्यमे पुरस्कृत सेहो भऽ जाए। किछु दिन पहिने रवीश कुमार नामक हिंदी टी.वी पत्रकार सेहो टी.वीक माध्यमे बजैत छलाह जे टी.वी नै देखल जेबा चाही। खएर माध्यम जे हो वंचितक पक्षमे बाजब बेसी जरूरी छै।

'बुद्धिबोर्धलक्षणा' नामक कवितामे कवि टी.वी चैनल आ अपन पोतीक माध्यमे स्क्रीनक पाछूक अन्हार देखेबाक प्रयास केलाह अछि। एहि कविताक नीक पक्ष ई जे आन कवि जकाँ जबरदस्ती नै देखेने छथि। कवि ई स्वीकार करै छथि जे आने जकाँ हमर पोती सेहो एहि अन्हारमे फँसल अछि मुदा कविकेँ उम्मेद छनि जे एक दिन हमर पोती एहि अन्हारकेँ जरूर जानत। जँ हम पोती बदला पाठक पढ़ी तँ ई कविता आन अर्थ दिस लऽ जेबामे सेहो सक्षम अछि।

'हलफनामा' कविता मैथिलीक आधुनिक कविताक सर्वथा विपरीत अछि आ एकरा हम बहुत नीक मानै छी। एहि कविताक माध्यमसँ कवि मम्मट (प्राचीन आचार्य)केँ नकारै नै छथिन बल्कि मम्मटक विचारसँ आगू बढ़ए चाहै छथि। मैथिलीक कथित प्रगतिशील कवि अरविन्द ठाकुरकेँ पारंपरिक आ जड़ कहि सकै छथिन कारण ई कथित प्रगतिशील सभ बिना जड़िक नवीनता चाहै छथि। एहि कवितामे जे सत्तामे कील ठोकबाक बात कहल गेल छै ताहि लेल बहुत कथित प्रगतिशील कवि अरविन्दजीकेँ साधुवाद देताह मुदा हमर अनुभव ई अछि अधिकांश कविक लिखल क्रांति पोथिए धरि रहि जाइत छै मुदा आलोच्य कविक तेवर जे कवितासँ बाहर रहल अछि ताहिसँ उम्मेद जरूर जागल अछि जे ई कवि सत्ताक माथमे कील जरूर ठोकताह।

'बुद्धिजीवी सन ओ-1' नामक कवितामे कवि कोनो सुनिश्चित आशंकासँ दहलल ओ सिहरल छथि मुदा एकटा पाठकक तौरपर हम ई कहब जे जँ कविक आशंका सच भेल तँ कविकर्म लेल सौभाग्यदायक रहत। मितार्थ फेर आएल अछि 'बुद्धिजीवी सन ओ-2' नामक कवितामे। भारतीय समाजमे बहुधा देखल जाइए जे कुकुरक अवशेषपर मजार अथवा गहूँम आदि अँकुरा कऽ मंदिर-मजार बना देल जाइत छै। एहि कवितामे 'लाल लंगौटी' अपन एही अर्थमे अछि। जेना किछु दबंग उपरोक्त विधिसँ मंदिर-मजार बना अपन आय निश्चित कऽ लैत अछि तेनाहिते किछु बुद्धिजीवी अपन पिता-संबंधी-गुरुक ओ नायाब लाल लंगौटी पहीरि बुद्धिजीवी बनि अपन नाम-इनाम निश्चित कऽ लैत अछि। जरूरी नै जे ई लाल लंगौटी मात्र बुद्धिजीवी

पहिरै छथि सत्ता ओ बेपार दुनूमे इएह लंगौटी पहिरल जाइए। मैथिली कविताक इतिहासमे 'लाल लंगौटी' प्रतीक विरल अछि।

'हमर चेहरा पर हिंदुस्तान' नामक कवितासँ हम प्रभावित नै भऽ सकलहुँ आ ई हमर सीमा सेहो भऽ सकैए। जरूरी नै छै जे माथपर टोपी, गट्टामे ताग आ कन्हापर किछु रहत तखने अहाँ सर्वधर्म समावेशी कहाएब। महात्मा गाँधी बिना ई सभ केने सर्वधर्म समावेशी छलाह एवं आजुक नेता ई सभ कइयो कऽ कट्टर छथि।

'मुंबइमे स्वतंत्रता दिवस-1 एवं 2' नामक दूटा कविता अछि जकरा जोड़ि कऽ एकै कविता बूझब जरूरी बुझाएल हमरा। एहि दू कवितामे कवि अपन आ रेलिंगपर चहचहाइत फुद्दी बीचक स्वतंत्रताक वर्णन केने छथि आ अपनासँ बेसी स्वतंत्र फुद्दीकेँ मानै छथि। आगू बढ़बासँ पहिने हम पाठककेँ हिंदीक उपन्यास 'चित्रलेखा' केर ओ अंश पढ़ए कहब जे कि नायक बीजगुप्त आ सहनायिका यशोधराक बीच भेल छै। कविए जकाँ यशोधरा सेहो कहै छथिन जे चिड़िया सभ कतेक आनंदसँ रहैत अछि ताहिपर बीजगुप्त कहलखिन जे चिड़िया सभ सेहो इएह सोचैत हेतै जे देखियौ आदमी सभ कतेक सुख-सुविधासँ रहैत अछि। आ ई नमहर कथन छै से देब अहिठाम संभव नै। कविकेँ एहि दुनियाँमे कतेक स्वतंत्रता भेटल छनि सेहो आकलन करब जरूरी।

'वाहक महान घटनाक' नामक कविता किनको चरित्रगत खसबाक प्रक्रियापर अछि आ से नीक अछि मुदा किछु पाँति बेसी बेर एलाक कारणसँ प्रभाव कम भेलैए—

*'सोचय छी*
*सोचैत रहै छी*
*उठबाक हुअए कूबत त*
*खसैक खतरा मोल लएमे कोनो बुराइ नहि'*

ई पाँति सभ कवितामे दू बेर प्रयोग भेल अछि जे कि प्रभाव कम करैत छै।

समझ कवितामे आएल भाव जे 'केकरो बुझाबक लेल कनियों ओकरा सन होमए पड़तै' ताहिसँ हम सहमत छी।

'अन्यपुरुष' केर नामसँ 5टा कविता अछि। अन्यपुरुष-1 मे कांता, प्रभु, आ सुहृद ई तीनू शब्द एहि कविताक जान अछि जकर फैलाव निच्चासँ उपर धरि होइत अछि क्रमश: 'सेक्ससँ सेंसेक्स' आ 'शिलाजीत-मुसली' धरि पहुँचैत अछि। ओना हम कनी-मनी आयुर्वेद शास्त्रक जानकारी राखैत छी तँइ हम पाठककेँ कहबनि जे शिलाजीत-मुसली-अश्वगंधा मात्र यौन रोग लेल नै समान्य दुर्बलता हटेबाक लेल

सेहो देल जाइत छै तँइ एहि सभहक अर्थ मात्र यौने रोग धरि नै राखथि।

अन्यपुरुष–2 ब्राह्मणवाद विरोधी कविता अछि आ एहन समयमे एहने कविता लिखल जेबाक चाही। जे लोक ब्राह्मण आ ब्राह्मणवादकेँ एकै बूझै छथि तिनका लेल ई कविता पढ़बा योग्य नै अछि।

अन्यपुरुष–3 नामक कविता दरभंगाक भूतपूर्व मठाधीशक वर्तमान पुत्र सभ लेल लिखल गेल अछि कि 60 बर्खमे किछु नै भेलै से प्रलाप करए बला राजनीतिक दल लेल से कहब कठिन अछि मुदा मितार्थ एहिठाम चरमपर अछि आ तकर परिणति अन्यपुरुष–4मे भेटत।

अन्यपुरुष–4 नामक कविताकेँ हम वास्तु ओ ज्योतिषक किछु समान्य शब्दक माध्यमसँ देखाएब। वास्तुमे दिशा तँ ज्योतिषमे ग्रह केर प्रधानता छै। वास्तुक हिसाबें हरेक दिशा लेल देवता आ ग्रह निर्धारित छै जकर विवरण निच्चा अछि—

उत्तर दिशा–देवता कुबेर, ग्रह बुद्ध

ईशान दिशा (उत्तर–पूर्व कोना) देवता शिव, ग्रह वृहस्पति

पूर्व दिशा–देवता इंद्र, ग्रह–सूर्य

आग्नेय दिशा (पूर्व–दक्षिण कोना) देवता अग्नि, ग्रह–शुक्र

दक्षिण दिशा–देवता यम, ग्रह मंगल

नैऋत्य दिशा (दक्षिण–पश्चिम कोना) देवता राक्षस, ग्रह राहु–केतु

पश्चिम दिशा–देवता वरुण, ग्रह शनि

वायव्य दिशा (उत्तर–पश्चिम)–देवता वायु, ग्रह चंद्र

ऊर्ध्व—देवता ब्रह्मा, ग्रह उल्लेखित नै

अधो–देवता शेषनाग, ग्रह उल्लेखित नै

ई कविता ईशान दिशा (उत्तर–पूर्व कोना) कोनसँ शुरू होइत अछि। एहि कोनक देवता शिव छथि ग्रह गुरु जे ज्ञानक प्रतीक छथि। एकर बाद वायव्य (उत्तर–पश्चिम) दिशा अछि जकर देवता वायु छथि आ ग्रह चंद्र जे कि गुरुक पत्नी संग व्यभिचार केने छथिन। एकर बाद नैऋत्य दिशा (दक्षिण–पश्चिम कोना) अछि जकर देवता राक्षस ओ ग्रह राहु–केतु छथि। राहु–केतु चंद्रक दुश्मन। जँ राजनीतिकेँ मानी तँ दुश्मनक दुश्मन दोस्त होइत छै अर्थात बृहस्पति आ राहु–केतु दोस्त भऽ सकै छथि चंद्रक विरुद्ध। मुदा ई बृहस्पतिसँ शुरु कएल ई कविता आग्नेय कोन धरि नै पहुँचि सकल आ एकर कारण थिक जे आग्नेय कोनक ग्रह शुक्र छथि आ बृहस्पति ओ शुक्र दुनू दुश्मन दुनू दू ध्रुव। अकारण नहि जे कवि अपन कविताकेँ अध–सीझल

कहै छथि। ई कविता विशुद्ध रूपसँ लोकक अपन मानसिक द्वंदक व्याख्यान कहैए। कविता अन्यपुरुष (5) मे सहज-सरल रहबाक कामना छै मुदा सहज-सरल रहब एते सरल कहाँ छै। 'जँ अहाँ गुरु छी' ई कविता स्थूल भऽ गेल अछि। साफे-साफ पता चलि जाइत छै जे ई गुरुघंटाल सभपर लिखल गेल छै। एहि कविताक अंतिम पाँति अधिकांशत: फूसि थिक। असली चेला कहियो गुरु छोड़ि इजोत दिस नै जा सकै छथि। असली चेला रूकल रहै छै गुरुक वध कऽ गुरुआइक आसन लेल। लाल लंगोटी कविता मोन पाड़ू। 'उन्टा साँस लैत लोक आ विद्यापति' एहि विषयपर बहुत विचार विभिन्न विधामे आएल अछि आ भरिसक तँइ प्रभावति नै कऽ सकल हमरा। पृष्ठ 49 सँ 61 धरि 11 टा कविता दरभंगाक विभिन्न भंगिमापर अछि मुदा काजक कविता मात्र पहिल कविता (दरभंगा राज आ ओकर विरासति) अछि। दरभंगापर दोहा सेहो अछि। किछु दोहामे मात्रा ओ यति-गति सही अछि मुदा किछुमे गड़बड़।

'सहज सुमति माँगलनि विद्यापति' ईहो कविता सहज-सरल विषयपर अछि। हमरा विचारे ई कविता 'अन्यपुरुष-5 सँ नीक अछि। आब फेर आएल अछि मितार्थ। दुर्योधनक कनियाँक नाम रहनि भानुमती आ भानुमती केर प्रयोग करैत 16 टा कविता अछि पृष्ठ 64 सँ 82 धरि। 'तिरहुत आ भानुमती' नामक कवितामे मिथिलाक कथित महानता ओ मान्यतापर आक्षेप कएल गेल अछि। आ एकटा नमहर बहसक माँग करैत अछि। एहि कवितामे जँ 'रिंग लीडर' शब्दक बदला 'किंग मेकर' रहितै तँ बेसी नीक।

'भानुमतीक लिंग' नामक कवितामे मितार्थ जुत्ता पालिशसँ चंडी पाठ धरि कऽ रहल अछि। कवि लेल भानुमतीक लिंग चाहे जे हो मुदा एकटा पाठकक तौरपर हमरा लेल भानुमतीक लिंग 'गरीब आ प्राइभेट' नौकरिहारा अछि। पाठक समुदाय एहि कविताकेँ पढ़िए कऽ मजा लऽ सकै छथि।

'भानुमती आ चुनाव' नकली वामपंथी सभपर अछि जे चुनाव वा आर कोनो तात्कालिक फायदा लेल अपन पुरुखाकेँ गरिआबैए। आ कविक मोताबिक भानुमती चुनाव लड़बा लेल एहन करैए। ओना बहुत बेर भूतकालक गलतीकेँ उजागर करबाक प्रक्रियाकेँ गरिआएब वा उकटब बूझि लेल जाइत छै। पाठक एहि कवितापर बिलमि एहि बिंदुपर सोचथि।

'भानुमतीक पुश्तैनी क्रम' वस्तुत: एकट्ठे हमरे सभहक क्रम अछि। ई कविता मितार्थक अद्‌भुत नमूना अछि। 'भानुमतीक हँसब' एहि कवितापर जाएसँ पहिने हमरा एकटा लोककथा मोन पड़ल। एकटा गरीब बच्चा कोनो राजा लग सभ दिन जाइक

आ राजा ओकरा लग सोना आ चानीक सिक्का राखि दै ओ बच्चा चानीक सिक्का उठा चलि दै। राजा ओ दरबारी से देखि हँसै जे देखियौ केहन निर्बुद्धि छै जे सोना रहितो चानी उठबै छै। एक दिन ओकर माए वा बाप पुछलकै जे सोना किए ने उठबै छीही तँ ओ बच्चा जबाब देलकै जे जहिया हम सोना उठा लेबै तहियेसँ ई खेल खत्म भऽ जेतै। तँइ हम मूर्ख बनि चानी उठा लैत छी। आब कवितापर आबी। कविताक अंतिम पाँति अछि 'हँसी सन पवित्र वस्तुओ भानुमती सन चंगला लग आबि धंधा भऽ जाइत अछि। आ एहिठाम आबि पाठक बूझि सकै छथि जे कवि कोन खेलक रचना कविता माध्यमसँ केने छथि। एहि कवितामे भानुमती कियो भऽ सकैए लोकथाक बच्चा सेहो, गरीब सेहो आ चमचा सेहो। बेसी बुझबाक लेल पाठक कविता पठथि।

'भानुमतीक उत्स' हम एहि कविताकेँ दू भागमे बाँटब। पहिल...'गाछक जड़ि...कंठस्थ कए उदरस्थ कएने अछि' आ दोसर–' जखनि कखनिओ उठैत अछि...एकाकार भऽ जाइत अछि भानुमतीमे'। हमरा हिसाबें पहिले भाग कविता अछि। दोसर भाग एहि रचनाकेँ एकपक्षीय बना देलकै। जँ कवि एहि रचनाकेँ पहिले भागपर खत्म करतथि तँ ई दुनियाक हरेक भानुमतीक प्रतिनिधित्व करितै ओतबे शब्दमे मुदा एकर दोसर भाग आबि एहि रचनाकेँ एक भानुमतीपर केंद्रित कऽ कमजोर बना देलकै।

'कवि भानुमती' नामक कविता जाहि विषयपर अछि ताहिपर बहुत रास व्यंग्य, चुटकुला आदि रचल जा चुकल अछि। आ प्रस्तुत कविताक शिल्पो तेहन नै जे आकृष्ट करए।

'भानुमती आ काछु' नामक कविताक वएह दिक्कत जे ई दू भागमे अछि आ मात्र पहिले भाग कारगर अछि (काछु चारि इंचक...कतेको साल तक)। जँ एहि कवितासँ दोसर भाग (एहि धरतीपर...अपसियाँत भेल अछि भानुमती) हटा देल जाए तैयो एहि कविताक अभीष्ट पूरा भऽ रहल छै। 'भानुमती आ घोंघा' नामक कवितामे भानुमतीकेँ घोंघा अपन लोक बुझाइत छै कारण घोंघेक दाँत सन भानुमतीक दाँत छै जाहिसँ ओ दुनियाँक हरेक वस्तुक भक्षण कऽ सकैए।

'भानुमतीक चिन्ता' ईहो कविता दू भागमे अछि आ हमरा हिसाबें एकर पहले भाग (नवकी बहुरिया बिना गहना... नहि जीबि सकैत अछि किन्नहुँ) कारगर अछि आ एकर दोसर भाग (परम बूड़ि अछि ई प्रधानमंत्री...चिन्ताक हमशकल भेल भानुमती) एहि कविताकेँ एकपक्षीय बना दैत छै।

'भानुमती आ समाजिक न्याय' एहि कवितामे भानुमती ओहन लोकक अवतारमे

अछि जे लोकतंत्रमे समतावादकेँ पचा ने सकल। कविताक अंत एहिसँ होइत अछि जे तमाकू खाएब राड़-रोहियाक अमल छै आ एहिसँ हम ई मानैत छी जे कवि 95 प्रतिशत कथित ब्राह्मणकेँ राड़-रोहिया मानै छथि एहि अमलक कारणे। 'कापरेटिभ भानुमती' नामक कवितामे भानुमती जोगाड़ीक रूपमे अछि। आब ई जोगाड़ी कोनो क्षेत्रमे पहुँचि सकैए। पाठक अपन क्षेत्रक हिसाबें एकर व्याख्या कऽ सकै छथि। 'इतिहासवेत्ता भानुमती' ई कविता भानुमतीक ओहन रूपपर अछि जाहिमे ओ अतीतजीवी बुझाइत अछि। मुदा जेना-जेना कविता अंत दिस बढ़ैत अछि तेना-तेना बुझबामे आबि जाइत छै जे भानुमती अतीतक आवरण वर्तमानक अपन स्वार्थपूर्ति लेल केने अछि। एहि कवितामे मितार्थ चरमपर अछि। भानुमतीक ई रूप कोनो राजनीतिक दल सेहो लऽ सकैए। 'भानुमती आ खबासी' ई कविता मठ ओ मठशिष्यपर अछि। कविताक अंत एना अछि 'जखनि जखनि नेत्रपट खोलताह / श्री कृष्णरूपी मठाधीश/ तँ पहिने देखथिन ओकरे युधिष्ठिर रूप' मुदा ई तथ्य तँ दुर्योधन-अर्जुन ओ कृष्णक बीचक छनि एहिमे युधिष्ठिर कोना एलाह से शोधक बात। बहुत संभव जे भावनामे बहि गेल हेता कवि। वा ईहो भऽ सकैए जे आर आन कोनो मिथक हेतै जे कि हमरासँ छुटि गेल हो। पाठक एहि कविताक एहि मिथकपर धेआन राखथि। 'भानुमती आ बतहबा' ई कविता भानुमतीक ओहन रूपपर अछि जे कि कोनो अवसरपर किछु पाँति मैथिली बाजए बलाकेँ देवता मानि लैत अछि। पाठक एकर विस्तार कोनो संस्थाक वार्षिक आयोजनसँ लऽ कऽ चुनावी सभा धरि कऽ सकै छथि। 'अयनामे भानुमती' एहि कवितापर एबासँ पहिने विश्व साहित्यमे अंतरात्माक अवाज देखी तँ पता लागत जे जे मात्र किछुए नीक लोक अपन अंतरात्माक अवाज सुनि सकलथि आ बहुत खराप लोक अपन अंतरात्माक अवाजकेँ अनठा देलाह। एखनो वएह स्थिति छै आ बादोमे वएह रहतै। एहि कवितामे भानुमतीकेँ सेहो आयनामे आएल अपने रूप पसंद नै पड़लै। बात पुरान छै मुदा कहबाक शैली नव, इएह एहि कविताक विशेषता भेल। 'सूर्यकेँ चिन्हह भानुमती' नामक कवितामे कवि भानुमतीक डर दूर कऽ रहल छथिन मुदा कोन डर से अज्ञात अछि। समान्यत: डर वा तँ शारीरिक कमजोरकेँ होइत छै वा नैतिक कमजोरकेँ। भानुमती कोन तरहक कमजोर अछि से पाठक अपना समयपर जानि सकताह। 'जाउ महाप्रकाश' एवं 'कुमार शैलेंद्र' संस्मरणपरक कविता अछि आ मैथिलीमे एहन कविताक आवश्यकता छै। 'प्रेतकेँ मुक्ति नइँ चाही' ईहो कविता कुमार शैलेंद्रजीपर केंद्रित अछि मुदा एहि कविताक किछु पाँति पूरा संसार लेल बनल अछि...

'आब किन्तु मरलाक बाद पछताइत छी / जीवैतमे कयल अपन ओहि करनीपर'

'जीवित प्रेत सभहक बनायल छल-छद्मक चक्रवातमे नहि फँसू'

'मानसिक खबासीक महापात्रीय मकड़जालसँ मुक्त होउ'... आदि।

'श्रीमान् कपरगर' नामक कविता ओहन चरित्रपर लिखल गेल अछि जनिक बाहरी आवरण चिक्कन-चुनमुन मुदा भीतरक आवरण छल-छद्मक छनि। जेना जीवन बिंदुसँ बिंदु धरिक यात्रा अछि तेनाहिते ई कविता कपरगरसँ कपरजरू धरिक यात्रा अछि।

'शहादत' कविता बुझबाक लेल कुंडलिनी योग बुझए पड़त कारण एहिमे एहि योगसँ संबंधित शब्दावलीक प्रयोग भेल अछि। मूलाधार चक्र, स्वाधिष्ठान चक्र, मणिपुर चक्र, अनाहत चक्र, विशुद्धि चक्र, आज्ञा चक्र, सहस्रार चक्र। मूलाधार चक्र सभसँ नीचा होइत छै आ सहस्रार सभसँ उपर। ई चक्र सभ पीठक पाछू रीढ़क हड्डीमे होइत छै। एहि कवितामे कविक बिंदु विसर्ग (सहस्रार)पर एकटा मच्छर बैसि जाइ छनि आ कवि ओकरा आज्ञा चक्रक, विशुद्धि चक्रसँ खेहारैत मणिपुर चक्र लग ओहि मच्छरकेँ मारि दैत छथिन। कविकेँ आशंका छनि जे ई मच्छर हुनके स्वाधिष्ठान चक्रक कोनो कीड़ा छलनि। कुंडलिनी साधना नीचासँ उपर होइत छै मने मूलाधार जागरण करैत साधक सहस्रार धरि पहुँचै छै। एकर मतलब ई जे जेना-जेना साधनाक ज्ञान उपर बढ़ैत छै तेना-तेना अज्ञानता नीचा घटैत छै। जँ एहि कवितामे मच्छरकेँ अज्ञानता-दुर्गुणक प्रतीक मानी तँ ई सूचित होइए जे ओ नीचाक दू चक्र धरि नहि पहुँचि सकल आ अप्रत्यक्ष रूपसँ ई देखबैए जे साधक केर साधना एखन दू चक्र धरि उपर नहि पहुँचल अछि मने साधक एखन विशुद्धि चक्रपर जा कऽ अटकल छथि हुनका एखन आज्ञा चक्र ओ सहस्रार चक्रक भेदन करए पड़तनि। योगी सभहक मोताबिक विशुद्धि चक्र कंठक पाछू होइत छै। आ एकरा भेदन कऽ देलासँ अपार उर्जा भेटैत छै। साहित्य केर हिसाबसँ देखी तँ साहित्यमे बिना रीढ़ बला सभ साहित्यकार बेसी भेटताह तेहन स्थितिमे प्रस्तुत कवि ई साबित केलथिहए जे हम रीढ़क हड्डी मामिलामे पाँचम चेतना स्तरपर छी। योगक मोताबिक सांसारिक आदमी मूलाधार चक्रमे जीबि मरि जाइत छै तेनाहिते साहित्योमे साहित्यकार बिना रीढ़क हड्डीक मरि जाइत छै। 'चेत सम्हार' कविता मैथिली भाषा मध्य विजातीय शब्दक घुसपैठकेँ रेखांकित करैए आ कवि ताहि लेल अपने घरक उदाहरण देलथि ई एकटा नीक पक्ष भेल। अपना ओहिठाम तँ सभ अपने घरकेँ बारि अनका घरक उदाहरणसँ शुरू करै छथि। 'नागफनी पंडित' एहन कविता मैथिलीमे लगातार एबाक चाही। प्राय: जीवकांतजीक बाद कियो एहि

तरहँक कविता नै लीखि पाबि रहल छथि। ई कविता कवि ओ प्रकृतिक बीच मौन संवाद अछि। 'हम कए रहल छी गीर्वाण नृत्य' एहि कवितामे प्रयुक्त शब्द गीर्वाण केर मतलब छै 'देव-देवता' मने कवि देव नृत्य कऽ रहल छथि मुदा किए? प्रस्तुत कवितामे कवि सुगंध, स्पदन, तरलता आदि जमा कऽ रहल छथि, विश्वामित्रसँ नव-नव रचबाक प्रेरणा लऽ रहल छथि। अधम-निकृष्ट आदिकेँ बाहर फेकि रहल छथि आ कवि अपन आंतरिक आनंदमे मग्न छथि स्वाभावत: एहन परिस्थितिमे कवि देवे-नृत्य करताह मुदा की देवता नीके छलाह? जँ पौराणिक कथा सभ देखबै तँ देवि-देवताक छल-छद्म सभ सामने आबि जाएत तखन ई गीर्वाण नृत्य छल-छद्मसँ दूर कोना रहत। एकर विपरीत बहुतो एहन मानव भेटत जे छल-छद्मसँ दूर रहि नैतिकतामे देवतोसँ आगू गेलाह। कविसँ आग्रह जे धरतीपर सहज-सरल मानव नृत्यक आयोजन करथि ओ।

'कविता लिखैत गेलहुँ' नामक कवितामे कवि अपन लिखबाक कारण दै छथि। ओना तँ सभ कवि कविता लिखबाक कारण मोनक शांति-आत्मसुख गनबै छथि। प्रस्तुत कविक मनोभाव एहने सन छनि जे हम हलाहल पिबैत गेलहुँ आ कविता लिखैत गेलहुँ। एकटा भिन्न कविताक रूपमे ई साधारण कविता अछि मुदा जखन अहाँ एही कविता संग्रहक दोसर कविता 'हम हत्या करय चाहै छी' सँ जोड़ि कऽ देखबै तँ सुखद अनुभूति हएत। आखिर जे कवि शुरूमे हत्या करए धरि उताहुल छलाह से अंतमे आबि कहै छथि 'पीबैत गेलहुँ सभटा हलाहल/ कविता लिखैत गलहुँ/ छोड़ैत गलेहुँ सभटा प्रमाण'। नकारात्मकसँ सकारात्मक दिस एबाक संकेत अछि। 'दृष्टि'। राजस्थान उच्च न्यायालयक न्यायाधीश महेश चंद शर्मा द्वारा बयान देल गेल छल जे मयूरक नोर पीबि मोरनी गर्भवती होइत छै। पक्षी विशेषज्ञ सभ एकरा गलत कहलाह। बहुत संभव जे शर्माजी जनमानसमे पैसल भ्रमकेँ अपन बयान बना लेलाह। 'दृष्टि' कवितामे कवि सेहो मोरनीक संबंधमे एकटा बात कहला जे ओ अपन पएरक कुरूपता देखि खूब कनैत छै। मिथिला क्षेत्रमे कियो पक्षी विशेषज्ञ हेताह तँ कहियो एहिपर अपन मंतव्य देता। ओना कोनो वस्तुक सुंदरता स्थिति आ ग्रहण करबाक क्षमतापर निर्भर छै आ ई बात सच छै से हमहूँ मानैत छी। 'टिमटिम' ई कविता जतबे केकरो प्रयास, संघर्ष, जीजिविषा आदिकेँ देखार करैत अछि ओतबे सुविधा, षड्यंत्र, ईर्ष्या आदिकेँ सेहो। मुदा प्रश्न ई जे ई बात सभ जनितो दीप असावधान ओ आश्वस्त किए रहैए? 'तीनहि टा कविता' कवि अपन पुत्रपर केंद्रित कऽ लिखने छथि। 'धन्य कुशहा' ई कविता 18 अगस्त 2008मे आएल कोशी बाढ़िपर अछि। कोशी बाढ़िपर

बहुत साहित्यकार द्वारा लीखल गेल अछि ताही सिरीजक एकरो बूझू। एहि कविताक मर्म वएह बूझि सकत जे कि बाढ़ि देखनो हो आ से प्राय: सभ मैथिल देखिते छथि। 'बड़की माँक बक्सा' कविता संभवत: दाइ वा बड़की काकीपर रचित अछि। तेनाहिते 'माँ देलनि ओलहन' माए केंद्रित कविता अछि। पहिल कवितामे कवि अपन बचपन लेल औनाइत छथि तँ दोसर कवितामे माए केर ओलहनसँ हुनक रचना संसारमे कोना वृद्धि भेल तकर वर्णन अछि। 'टाइगर हिल पर सूर्योदय' ई कविता भ्रमण कविता अछि। मुदा अंत धरि अबैत कवि एहि कविताक माध्यमसँ अपन पिताक स्मरण कऽ लै छथि। 'हमरा नहि छल बूझल' कविता मोह भंगक कविता अछि। से मोह भंग चाहे जीवनक हो, सुख-सुविधाक हो। एहि कविताक अंतमे कवि एक बेर फेर अपन बचपन लेल औनाइत देखल जाइत छथि। 'आयु, अंक, अभिलाषा आ जीव' कविता आशा केर कविता अछि। कवि कोनो हालतिमे निष्क्रिय नै रहए चाहैत छथि। 'अहाँ उठू, जागू' कविता कवियत्री प्रतिभा लेल अछि मुदा लागू हरेकपर होइत अछि। 'विदा कालमे' ई कविता कवि अनाम मुदा चिन्हार लेल लिखने छथि। कवि ओहि अनामकेँ चीन्है छथिन ओकरा बारेमे किछु स्वीकार करए चाहै छथिन मुदा लीखि कऽ नै। ई कविता कविक क्षण-विशेषक कविता होइते सभहक कविता अछि। सभहक जीवनमे एहन समय आबै छै जखन ओ बहुत किछु कहए चाहै छै मुदा से कहि नै पाबैत छथि। एहन कविता मैथिलीमे बेसी लिखल जेबाक चाही। 'स्मृति मित्र अछि' कवितामे कवि स्मृतिसँ मैत्री करबाक सलाह दै छथि। कहै छथि 'समृतिमे हम सभ/ बीतल घड़ीकेँ फेरसँ जीबैत छी/ बेर-बेर जीबैत छी'। मुदा ई अनुभवसिद्ध गप्प अछि जे अवस्था भेलापर स्मृति बेसी जरूरी भऽ जाइत छै युवाक मोकाबिलामे। अतीतजीवी सेहो स्मृतिक मित्रे होइत छथि। 'खांहिस' कवितासँ पहिने हमरा शिकायत छल जे एहि संग्रह किछु कविता दू भागमे बाँटि देल गेल अछि जाहिमे ओकर पहिले भाग कारगर अछि। मुदा ई कविता 'खांहिस' एकै भागक छोट कविता अछि आ अपन अर्थ देबामे समर्थ अछि। ई कविता कविक नास्तिक स्वरक अछि मुदा कवि एहि शर्तपर आस्तिक बनि सकै छथि जे केकरो वैधानिक संग हुनका अगिला जन्ममे सेहो भेटनि। एहि कवितासँ ईहो पता चलैए जे कविक अभीष्ट कवि लेल बहुत महत्वपूर्ण छनि अन्यथा के अपन वैचारिकताकेँ छोड़त। एहि कविताक दोसर अर्थ ईहो भऽ सकैए जे जँ अभीष्ट पूरा हो तँ वैचारिकताकेँ छोड़ल जा सकैए मुदा एहि कवितामे आएल 'वैधानिक' शब्द कविताकेँ नैतिक उर्जा दैत अछि। 'दू मित्र' कवितामे एकटा मंच भोगी तँ दोसर एकांत सेवी छथि। मंचभोगीक मोकाबिलामे एकांत सेवीक क्रियाकलापसँ

साबित होइए जे दोसर बेसी संवेदनशील छथि आ असल कविता लेल इएह संवेदनशीलता चाही। 'बजारसँ घुरैत काल' जँ पाठक एहि कवितामे आएक शब्द बजारक बदला जीवन पढ़थि तँ अर्थविस्तार हएत। बजारक हवा जँ गूँह-मूत-घामसँ गन्हाइत अछि तँ जीवन विभिन्न कुकर्मसँ। एहि कविताक अंत ओतेक समाधनल नै अछि। 'जँ अहाँ कवि छी' नामक कवितामे कविक मंतव्य छनि जे वृद्धावस्था अबिते शारीरिक तौरपर लोक कमजोर होइत अछि मुदा जँ कियो कवि छथि तँ ओ मानसिक तौरपर बलगर भऽ जाइ छथि। बहुत संभव जे एहन होइत हो मुदा मैथिली भाषामे कतेक ताहि प्रश्नपर मंथन करब उचित। ई कविता एहि संग्रह अंतिम कविता अछि।

2

मैथिली भाषाक परंपरानुसार विभक्ति सटबाक चाही, मैथिलीक सहोदरी भाषा (सहोदरी शब्द राजनैतिक बला नै)मे सेहो विभक्ति सटै छै,, एतए धरि जे गीता प्रेस, गोरखपुरसँ प्रकाशित सभ हिंदी किताबमे सेहो विभक्ति सटल रहै छै। प्रस्तुत संग्रहमे 'पर' छोड़ि सभ विभक्ति मूल शब्दमे सटल अछि मुदा पता नै किए 'पर'केँ छोड़ि देल गेलै। बहुत लोक मानै छथि (हमरा सहित) जे रचना सहज सरल भाषामे हेबाक चाही तँ बहुत लोक क्लिष्ट भाषाक प्रयोग सेहो करै छथि। ओना ई तँ निश्चिते कहल जा सकैए जे क्लिष्ट भाषाक एकटा फायदा ईहो जे ओकरा बुझबाक लेल मेहनति करए पड़ैत छै आ अंतत: ई अध्ययन पाठक-आलोचक सभ लेल नीक होइत छै। प्रस्तुत कविता संग्रहमे अधिकांशत: क्लिष्ट भाषाक प्रयोग भेल अछि। प्राय: एहन भाषा बला कविता संग्रह वा पद्य संग्रह बहुत कम प्रकाशित भेल अछि 1990 केर बाद (अपवादमे विजयनाथ झाजीक गजल संग्रह अछि जे कि 2008मे प्रकाशित भेल)। बहुत वर्तनी क्षेत्रीय उच्चारणक हिसाबसँ अछि आ कमसँ कम मैथिलीक हितमे अछि। बहुधा देखल जाइए जे कवि सभ अपन क्षेत्रीय उच्चारणकेँ बिसरि केंद्रिय उच्चारणपर बल देबए लागैत छथि (कारण जे हो) मुदा एहि संग्रहमे क्षेत्रीय उच्चारणकेँ राखल गेल अछि। हरेक लोकमे किछु ने किछु गुण-अवगुण रहिते छै, कवि सेहो लोके होइत अछि तँ कविक रचनामे सेहो गुण-अवगुण रहबे करतै। प्रस्तुत संग्रहमे सेहो नीक-साधारण कविता दुनू अछि। किछु कविताकेँ पुनर्लेखन कएल जेबाक चाही तँ किछु कविता मैथिलीक विरल कविता बनि कऽ आएल अछि। गुण-अवगुण समेत ई कविता संग्रह वर्तमानक नै भविष्यक अछि आ एकर अन्य पाठ निर्धारण बीस-पचीस बर्खक बाद संभव हेतै।

# सामंती सभहक विरुद्ध तैयार कवि
## अरविन्द श्रीवास्तव

लगतार तेज होइत संगीतक कारणें लोक बहीर भऽ रहल अछि मुदा ओ सभ बहीर छथि तँइ आर बेसी जोरसँ संगीत बजाबऽ पड़ि रहल छै—मिलान कुंदेरा।

अरविन्द ठाकुरक रचनात्मक धमक साहित्यिक क्षेत्रमे एनाहिते सुनाइ पड़ि रहल अछि। अरविन्द जी अपन रचनाकालमे संवेदनहीन उत्तर आधुनिकता संगे-संग साम्यवादी सत्ता के खंडित होइत देखने छथि। ई साम्यवादी सत्ता जे पूरा संसारमे अपन बात छाती ठोकि कहबाक तागति राखै छल। ई साम्यवादी सत्ता जे धरतीपर सह-अस्तित्व केर भावना आ ओकर पक्षमे ठाढ़ छल। ई साम्यवादी सत्ता जे जनताक संग ठाढ़ छल सएह साम्यवादी सत्ता आइ अपन घर तोड़ि लेलक। आ आब जखन की केबाड़ खोलिते हाट-बजार चौअनियाँ मुस्कानक संग वेलकम करैए हमरा ई कहबामे कोनो संकोच नै जे अरविन्द ठाकुरक रचनात्मक दुनियाँ एही परिस्थिति सभहक उपजा अछि। हम ऐ उपजा के नव नै कहि सकै छिऐ किएक तँ ई रचनाक्रम कोनो एक काल खंडमे नै अबैए आ ने ई रचनाक्रम कोनो एकटा सत्ता, विधा वा विचारधारापर अछि। अरविन्द जीक बहुरंगी लेखनक सभसँ बड़का विशेषता अछि—सच लिखबाक साहस।

अरविन्द ठाकुरकेँ पहिल बेर हम करीब पचीस बर्ख पहिने पूर्णियासँ प्रकाशित 'कला' पत्रिकामे पढ़ने छलहुँ। आ ओही दिनक आस-पास ओ हमर साहित्यिक परिचयमे एला। मधेपुरामे पुलिस कप्तान मनमोहन सिंहक पोथी 'मेरे में चांदनी' केर लोकार्पण आ कवि सम्मेलन आयोजित करबाक क्रममे अरविन्द जीकेँ आमंत्रित करबाक अवसर भेटल छल। ऐ सम्मेलनमे पटनासँ गीतकार गोपीवल्लभ सहाय, सिद्धेश्वर आ पंजाबक किछु शाइर सहित कोसी इलाकाक अधिकांश कवि-रचनाकारक भागीदारी छल। अरविन्द जीसँ एही आयोजनमे पहिल भेंट भेल आ अपन पत्रिका

'सिलसिला'मे हुनक गजल प्रमुखतासँ प्रकाशित केलहुँ। अरविन्द जीक संग विरासतक गहींर संबंधक चर्चा हम अपन पिता हरिशंकर श्रीवास्त 'शलभ'सँ कतेको बेर सुनैत रहलहुँ। अरविन्द जीक पिता बलेन्द्र नारायण ठाकुर 'विप्लव'जीक कतेको खिस्सामे हुनक समाजवादी विचारधारा, समाजिक समरसता, नैतिकता आ आत्मसम्मानक विचार भरल छल। अरविन्द जी अपन लेखनमे एही विरासतकेँ बचा कऽ रखलनि अछि। 'परती टूटि रहल अछि' नामक पोथीसँ—...'मान्यवर हम अहाँक नै दोसर पार्टीक कूकुर छी' ऐ अढ़ाइ पाँतिमे कतेक दर्द कतेक आत्मसम्मान छै तकरा शब्दमे कहनाइ मोश्किल छै।

अरविन्द जी अपन कवितासँ समाजिक बदलावक जरूरतिकेँ सोझाँ-सोझी जोड़ै छथि। हुनक कविता सामंती मोहफिलसँ निकलि जनताक पक्षमे ठाढ़ होइत अछि आ ओकरा संघर्षक हिस्सा बनबासँ आपत्ति नै छै। अरविन्द जीक लेखकीय सक्रियता साहित्यिक आ समाजिक सरोकारसँ प्रेरित रहल अछि इएह कारण अछि जे साहित्यिक सृजनक संग-संग ओ समाजिक प्रतिबद्धताकेँ सेहो अपन सजगताक हिस्सा मानलनि। अरविन्द जी पटनासँ प्रकाशित 'लोक-प्रसंग' पत्रिका मे 'ठाकुर का ठाँव' नामक शीर्षकसँ समसामयिक राजनीतिक घटनाक्रमकेँ बहुत बेबाकी आ बेखौफ भऽ कऽ पाठक सामने आनैत रहला।

दरभंगासँ प्रकाशित दैनिक समाचार पत्र 'मिथिला आवाज' मे बतौर संपादक अरविन्द जी साहित्य आ समाजक प्रति अपन दायित्वक निर्वाहमे कनिको पाछू नै हटला। बिहार प्रगतिशील लेखक संघक प्रति हुनक समर्पण देखैत हुनका उपाध्यक्ष पदक जिम्मेवारी देल गेलै। मूलत: कवि अरविन्द ठाकुरक व्यक्तित्व हिंदीक कवि राजेश जोशीक एक पाँतिमे समेटल जा सकैए...'हम कविक ब्रह्मांडक एकटा नुकाएल अकासगंगा छी'।

